



"अपने तँ आब कोनो काज नइ रहल..?"

रामकृष्ण बाबूक मनक बात मनेमे घुरियाइत रहैन आकि बिच्चेमे सुभद्रा टोकि देलकैन-

"एना किए मन तोड़ि कऽ बजै छी। दुनियाँकेँ लोक कर्मभूमियो कहैए, आ अहाँ..?"

ओना रामकृष्ण बाबूक मनमे घुरियाइत ई रहैन जे जहिना अपने काजसँ निचेन भऽ गेलौं तहिना जँ ओहो[6] काजसँ निचेन भऽ जाथि, तखन ने दुनू गोरेक जिनगी समतूल हएत। से तँ ऐठाम सम्भव नइ अछि। अपने तँ कोनो काज नइ रहल मुदा हुनको नइ रहलैन सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। एक तँ जहिना सभ दिन घर-आँगनक काज करैत आबि रहल छैथ तहिना छैन्हे आ तैसंग ईहो तँ भाइए गेलैन जे एते दिन भरि दिनक असगरूआ जिनगी छेलैन, जइसँ खगतो कम छेलैन आ आब हमरा रहने तँ परिवार जकाँ परिवारिक खगतो बढ़तैन जइसँ काजो बढ़बे करतैन...।

रामकृष्ण बाबूक मन नचलैन। नचिते दुनू सिरो आ पुछरियो एकठाम भऽ गेलैन। जहिना घुरीपर नचैत चक्रवत-चक्का चारू दिस एके अवस्थामे नाचि जाइए तहिना मनक चक्का नाचऽ लगलैन। कखनो होइन जे जीवन संगिनी पत्नी छैथ, तँए काजोक समरूपता हेबा चाही, मुदा लगले होइन जे जहिना आदिमकालमे मनुख मनुखक हाथ पकैड़ अपन गुलाम बना, मारि-पीटि ओकरासँ सेवा करबै छल तहिना ने पत्नियोँ भेली! किछु कहबैन आ से जँ नै करती, तँ कि कोनो एहेन मरतरिया हमहींटा हएब जे मारि-पीट कऽ हुनकासँ काज लेब आ अपने मलिकाना झाड़ब..!

रामकृष्ण बाबू गुम्म भऽ गेला। मुदा परिस्थितिवस कहियौ आकि देखा-देखी, फुड़लैन- हँ ई कोनो अनुचित थोड़े भेल। समाजमे कि कोनो हमहींटा एहेन हएब आकि एहेन समाजक रेवाजे बनल अछि। रेवाजेसँ ने रीति आ रीतेसँ ने नीति बनैए। समाजोक तँ एहेन नीति ऐछे...।

मुदा फेर रामकृष्ण बाबूक मन अपन साठि बर्खक देहसँ भारी पत्नीक पसेनापर पड़लैन। जैठाम भरि-भरि दिन आगिक चुल्हि लगक जिनगी जीनिहारि संगी छैथ तैठामक यएह भेल संगपना! कियो आगिमे झड़कै आ कियो फूह खेलए..?

ओना रामकृष्ण बाबू पत्नीकेँ ऐ दुआरे सोर पाड़ने छेलखिन जे गामसँ हटि जखन कोनो बेटा ऐठाम रहब, तखने दुनू बेकतीक जिनगी समरूपमे चलत मुदा फूहर मन रहने आने-आने विचार तेना मनमे उठए लगलैन जे नियरलाहा बात मनेमे टराइत रहलैन। बजला-

"एकटा बात बुझल अछि?"

तेहेन पोजमे रामकृष्ण बाबू बजला जे सुभद्रा चौंक गेली। अकचकाइत बजली-

"की इ इ इ.., नाइ इ इ...।"

ओना बजैकाल तँ सुभद्रा बाजि गेली, मुदा लगले मनमे उठि गेलैन जे एतेटा दुनियाँमे एते चीज अछि, एते लोक अछि, तइमे एहेन कोन एकटा बात अछि जे एतेकालसँ गप-सप्प केलौं आ ओ रहि गेल पछुआएले?

सुभद्रा अपन मनक विचारमे वौआइते छेली कि बिच्चेमे रामकृष्ण बाबू चहैक उठला-




"कनी चाह पीआउ।"

'चाह पीआउ' सुनि सुभद्रा मने-मन हँसली। खुनलौं पहाड़, भेटल मुसरी! मुदा मन तँ विहुँसल छेलैन्हे, बजली-

"माँड़े ते माउग जीविते अछि, अही बहन्ने ने अपनो पीब।"

ओना पत्नीक बात रामकृष्ण बाबूकेँ नीक नइ लगलैन नीक नइ लगैक कारण भेलैन जे जइ तरहक विचार मनमे उपजए लगलैन, तइ अनुकूल पत्नीक कर्म-कुशल नइ बूझि अपनेमे मनन-चिन्तन करब नीक बुझलैन। तँए लगसँ पत्नीकेँ हटबए चाहलैन।

सुभद्रा चाह बनबए गेली।

सुभद्राकेँ लगसँ हटिते वर्तनक लहरैत पानि जहिना रसे-रसे असथिर होइत जाइए तहिना रामकृष्ण बाबूक मन असथिर हुअ लगलैन। मुदा तैयो मन सिहकैते रहैन। सिहकैत मनमे एलैन- हम केतए छी?

'हम केतए छी' मनमे उठिते जेना अचेत मनमे होइए तहिना सभ किछु हेरा गेलैन। मुदा कोनो एहेन फल वा फूलक गाछ, जे जड़ियेसँ फड़ऽ–फुलाए लगैए तैठाम जहिना लगौनिहारक तृष्णा तृषित होइत तिरपित हुअ लगैए तहिना रामकृष्ण बाबूक मनमे जगए लगलैन। एक संग अनेको प्रश्न उठि-उठि ठाढ़ हुअ लगलैन। कोनो प्रश्न एहेन बूझि पड़ैन जे पेनी नीक छानल अछि, जइसँ मन हरैस कऽ हरखित भऽ जाइन। मुदा लगलै आगू टुटल छाती वा फुटल माथ देख मन तरैस कऽ तलैप जाइन! मुदा सिहरैत मनकेँ असथिर करैत जिनगीक धारकेँ पकड़ैक परियास केलैन। तैबीच पत्नी चाह नेने आबि गेलखिन।

होइतो अहिना छै जे जँ अहाँ अपन जिनगीक कोनो गिरह खोलैत होइ आ बीचमे जँ कियो नव आगंतुक आबि जाथि तैठाम अपन विचार रोकि, हुनका तँ कुशल-छेम पुछब अनिवार्य भाइए जाइए तहिना रामकृष्णो बाबूकेँ भेलैन। चाहक गिलाससँ निकलैत भाफ देख बजला-

"अहाँ तँ ने बेसी भफाएल छी, चाहक रंग नीक लगैए।"

तैबीच सुभद्रा दू घोंट चाह पीब चुकल छेली। गरम चाहक भाफ सुभद्राक मुहोँसँ निकैलते रहैन। भफाएले मुहेँ उत्तर देलखिन-

"जेते भफाएल पुरुख-पातर होइ छैथ, तेते जँ मौगी-मेहैर रहत तँ दुनियाँ आछन भऽ जाएत।"

रामकृष्ण बाबू सेहो अदहा गिलास चाह पीब नेने छला। चाहक भाफो जिरा गेल छल मुदा मनमे पत्नीक बात घुरियाइते छेलैन। एहेन भारी बात किए पत्नी बजली जे दुनियोँ आछन भऽ जाएत? जँ दुनू बेकता-बेकतीक बात रहैत तँ काज देख टोक-टाक करितैथ, मुदा ऐठाम तँ दुनियेँक बात बाजि गेली..!

बीटियबैत रामकृष्ण बाबू पुछलखिन-

"नै बुझलौं, की दुनियेँ आछन भऽ जाएत?"

विहुँसैत सुभद्रा कहलकैन-

"सभटा गप अखने कऽ लेब आकि काल्हियो-ले राखब। एकरा काल्हिले रहए दियौ।"

चीतवनमे मन असथिर करैत रामकृष्ण बाबू बजला-

"अपना नीक बूझि पड़ि रहल अछि जे जखन सेवा-निवृत भाइए गेलौं तखन किए ने बेटे-ऐठाम चलि दुनू परानी रही।"

'बेटा-पुतोहु ऐठाम जा रही' सुनिते सुभद्राक मनमे भन-भनी शुरू भेलैन। एक संग केतेको प्रश्न मनमे उठि कऽ ठाढ़ भऽ गेलैन। विरहाइत मनमे नाचए लगलैन,अपन-हाथ जुइत आ विचारक परिवार। तहूमे एकटा बेटा नइ, तीन-तीनटा अछि। तीनू तीनठाम अपन-अपन रहैए। अपनो तीनू भैयारीमे तीन रंगक जिनगी छै। तीनू नोकरिया परिवार छी, बेटा सभ भरि दिन काजक पाछू विरहाएल रहैत हएत आ घर-परिवारक सभ जुति-भाँति पुतोहुक हएत...।

पुतोहुपर नजैर पड़िते सुभद्राक मन आरो भीनैक गेलैन। भीनैकते पतिपर दाँत पीसैत विचारए लगली। कोन दुरमतिया कपारपर चढ़ि गेलैन जे ओहन मनुखकेँ कपारपर उठा अनलैन। ई तँ गुण अछि जे दुनू गोरे दूठाम छी, नइ ते साँझ-भोर झोंटा-झोंटौवैल होइतए। जेहने गामक रहत तेहने ने माइयो-बाप आ सरो-समाज रहतै। जेहने सर-समाज रहतै तेहने ने लोको हेतइ।

मुदा लगले सुभद्राक मन शान्त भेलैन। शान्त होइते बजली-

"अपनेटा नीक बूझि पड़ैए आकि बेटो सभ नीक कहत, समाजो नीक कहत?"

सुभद्राक बात रामकृष्ण बाबूक चानिक चान तोड़ि देलकैन। झनाक-दे मनमे उठलैन, तीनू बेटाक परिवारक जिनगीक संग अपन जिनगी। तीनू बेटाक परिवारो आ दरमहो तीन रंगक अछि। जेना पैरक ओंगरीक घावमे ठेंसने ठेंसेक अनुकूल दरदो बढ़ै छै तहिना एक साहित्य-प्रेमी सेवा निवृत प्रोफेसर- रामकृष्ण बाबूक बीच उठि कऽ ठाढ़ भऽ गेलैन। ठाढ़ होइते नजैर तीनू बेटाकेँ बच्चासँ सियान धरिक जिनगीपर गेलैन। अपन सेवामे केतौ कोताही कहाँ भेल। कोताही मनमे ऐबते पत्नीपर नजैर गेलैन। नजैर ई गेलैन जे जनमसँ करम धरि सभटा तँ वएह ने केलखिन। तखन अपने मने अपना मनकेँ मना लेब, से नीक नै...।

समगम होइत रामकृष्ण बाबू पत्नीकेँ पुछलखिन-

"पहिने अहाँ कहू जे तीनू बेटाक पालनमे कोनो दूजा भाव केने छी?"

सुभद्राकेँ जेना ठोरेपर रहैन तहिना बजली-

"नै।"

रामकृष्ण बाबूकेँ बूझि पड़लैन जे उड़ैत कौआ जकाँ सोझे टाँहि दऽ देली। काग भाषा नै बजली। तँए बिना घमरथने नइ फरियाएत।

बजला-

"एकटा बात पुछौं?"




जहिना जिज्ञासु जकाँ रामकृष्ण बाबू बाजल छला तहिना जिज्ञासा करैत सुभद्रा बजली-

"एकटा नइ एक हजार पुछू।"

मुँह-कान सम्हारैत रामकृष्ण बाबू पुछलखिन-

"कोनो चीजक छाँहक अकार केहेन होइए?"

ओना रामकृष्ण बाबूक प्रश्न ओझराएले रहलैन। जे पछाइत अपनो बुझलैन।

पत्नी टाँहि दऽ उत्तर देलकैन-

"चीजक रंग चाहे जेहेन हौउ मुदा छाँह तँ कारीए हएत किने।"

पति-पत्नीक बीचमे अहिना बात-विचारक झिक्कम-झिक्का होइते छै, तँए रामकृष्ण बाबूक मनमे मिसियो भरि कुवाथ ऐ बातक नइ भेलैन जे हमर बात पत्नी काटि देली, नै मानली।

थोड़ेक पाछू घुसकैत बजला-

"अहूँ बुझैमे लाले-बुझक्कर छी। हम पुछलौं 'अकार' आ अहाँ बूझि गेलौं 'रंग'। ठीके ने लोक कहै छै केदैन बुझलैन दू ढेकरी पियौज।"

'लाल-बुझक्कर' सुनि सुभद्राकेँ मिसियो भरि कम्पन्न नै भेलैन। जँ कम्पन्न होइतैन तँ लाल बुझक्कर आ कारी बुझक्करक बात उठितैन, मुदा से सभ किछु ने। अगिला बात जे 'दू ढेकरी पियौज'क छल से मनमे जनु गड़ि गलैन। बजली-

"की दू ढेकरी पियौज कहलिऐ?"

अपन बात सम्हारैत रामकृष्ण बाबू बजला-

"कोनो चीजक अकारक माने भेल, ओकर मूर्त रूप, जे ओकर अपन लछन-करन छिऐ। आ रंग तँ ऊपरसँ चढ़ैए।"

पतिक बातकेँ मने-मन मानि सुभद्रा बजली-

"कीदैन कहए लागल छेलिऐ से बिसैर गेलौं?"

"नै, बिसरबै किए। सएह ने कहै छी।"

पत्नी-

"कहू।"

"जहिना कोनो चीजक अकारक छाँह अकार नेने रहैए तहिना परिवारमे बेटा-बेटीक सेवा ओही अकारमे माए-बापक प्रति रहैए। ओना हरि अनन्त हरि कथा अनन्ता अछि। दुनियाँमे जेते मनुख अछि, तेते रंगक जिनगियो छै। जइमे लोक मौज-मस्तीसँ जीबतो अछि।"



पतिक बात सुनि सुभद्राक मन पानिसँ भरल घैल जकाँ बूझि पड़लैन। अकछाइत बजली-

"अनेरे कोन दुनियाँक भौरी-बट्टामे लागल छी। अपन नून-रोटीक बात सोचू।"

पत्नीक विचार सुनि रामकृष्ण बाबूक मन ठमकलैन। ठमकलैन ई जे एते दिन अपन देह दुनियाँक धुनकीमे धुनै छेलौं जइसँ दुनियाँमे जीबैक हकदारो छेलिऐ मुदा आब तँ से नइ रहल। तीनू बेटा तीनठाम नोकरी करैए, तीनूकेँ तीन रंगक दरमेहेटा नै, परिवारो छै।

विचारमे ऐबते रामकृष्ण बाबू वौआ गेला। आँखि उठा देखैथ तँ दुनियाँक बोनमे सौंसे बाटे-बाट देखाइन। मुदा जहिना बाट नइ रहने लोक हेरा जाइए तहिना बाटक बोनमे सेहो तँ हेराइते अछि...।

पतिकेँ चुप देख सुभद्रा टोकलखिन-

"एना जे नून-रोटी बेर चुप्पी लाधि देब, तखन तँ...।"

पत्नीक तगेदा सुनि रामकृष्ण बाबूक मन विचलित नइ भेलैन। नइ होइक कारण मनमे रहैन, दुनू परानीक जिनगी तँ दू जनक प्राणक बीचक आड़िपर ने ठाढ़ अछि, तैठाम एक-दोसरकेँ विचारवान बनौने बिना काजो तँ नहियेँ चलि सकैए...।

विचारकेँ बहटारैत रामकृष्ण बाबू बजला-

"हम अही दुआरे बेटा ऐठाम रहैक विचार करै छी।"

बेटाक नाओं सुनिते सुभद्राक मन नचलैन। नचलैन ई जे बेटाकेँ पालने छी, पालनक भार लेब मुदा ओहो तीनू तँ तीनठाम अछि!

झँपले-तोपल सुभद्रा बजली-

"तीनू तीनठाम जे अछि?"

पत्नीक बात जेना रामकृष्ण बाबूक छातीकेँ बेध देलकैन। बेध ई देलकैन जे तीनूकेँ अपना जनैत ने कहियो खाइ-पीबैमे कोताही केलिऐ आ ने पढ़ै-लिखैमे। एके रंग तीनू भाँइ डिग्रियो पौने अछि। मुदा तीनूक जिनगीमे अकास-पतालक अन्तर भऽ गेल अछि! एना किए भेल?

पत्नीकेँ कहलखिन-

"माथा काजे ने करैए। कनी एकबेर दू-घोंट चाह पिआउ।"

रामकृष्ण बाबू तीनू बेटाक जिनगीपर जखन सेरिया कऽ नजैर देलैन तँ बूझि पड़लैन जे जेठ बेटाकेँ उन्नतिक कारण नीक बैंकक नीक दरमाहाक संग नीक सुविधो अछि आ तैपर सँ बालो-बच्चाक तेहेन भारी बोझ नइ छै। मुदा मझिलाकेँ तँ दुनू दुर्गति भऽ रहल छै, परिवारो नमहर छै आ नव बैंक रहने दरमहो कम छै। आ तेसरक तँ दिने-दुनियाँ दोसर छै, सरकारी नोकरी छै, सरकारी खजाना हाथमे छै, सदिकाल हवाइये जहाजसँ स्वर्ग-नर्क टहलैत रहैए। तैबीच पत्नी चाह नेने पहुँचलैन।



भफाइत चाह देखियो कऽ रामकृष्ण बाबू गुमे-गुम चाह पीबए लगला। विचार बिन्दुमे अँटकल रामकृष्ण बाबूक मन। तीनू बेटाक जिनगीमे सामंजस तँ आनल जा सकैए। किए तीनू भाँइ अपने-अपने बाल-बच्चा मात्रक परिवार बूझि मनमे रोपि लेलक।

बिच्चेमे पत्नी पूछि देलकैन-

“आब कहू केहेन मन लगैए?”

हारल-मारल-थाकल बटोही जकाँ रामकृष्ण बाबू बजला-

“अपनो हूसलौं। जँ परिवारक स्तरक हिसाबसँ तीनू भाँइकेँ सामंजस कएल जाइत तँ जे अखन बनि गेल अछि से नइ रहैत!”

सुभद्रा-

“तखन आब..?”

रामकृष्ण बाबू-

“तखन यएह जे जँ बेटा बाप-माए बूझि परिवारसँ सम्बन्ध रखए सेहो बड़बढ़ियाँ आ जँ नइ राखए सेहो बड़बढ़ियाँ। समाज तँ भीखो मांगि कऽ खेबाक अधिकार लोककेँ देनहि अछि। अन्तमे बूझल जेतइ। मुदा गाम छोड़ि बाहर नइ जाएब।”

◌

शब्द संख्या : 3232, तिथि : 23 नवम्बर 2015




8.

दरबज्जाक चौकीपर बैसल रामकृष्ण बाबू अपन अगिला जिनगीकेँ ठेकाइन रहला अछि जे आब केना चलब? मुदा कखनो अनठेकान दिस बहि जाइ छैथ तँ कखनो ठेकान दिस। स्पष्ट आ सोझ-साझ रस्ता देखिये ने पाबि रहल छैथ...।

मुदा लगले मनक खिड़कीसँ अपन संकल्पित विचार हुलकी देलकैन, हुलकी ई देलकैन जे तीनटा बेटा अछि मुदा तीनू तीनठाम ऐछो आ तीनूक जिनगियो–दरमाहा, आमदनीक–हिसाबे तीन रंगक छै। तैठाम केकरो ऐठाम गेने विसाइन भाइए जाएब। विसाइन ई जे भाए-भाए वा बहिन-बहिन वा भाए-बहिनक बीच जे अनुवांशिक सिनेहक रज-कण अछि ओ दोसर-तेसरसँ किछु-ने-किछु भिन्नता रखिते अछि। भलेँ अपन सहोदर बहिनकेँ देवी-दुर्गा वा भगवतीक रूपमे दर्शन पबैए तैठाम दोसराइत बहिनक संग रूप परिवर्तित हुअ लगै छै, अनेको रंगक रूप बनि-बनि ठाढ़ हुअ लगै छै। खैर जे से...।

रामकृष्ण बाबूक विचार आगू बढ़लैन। आगू बढ़िते परिवार सभपर–माने अपनो बेटा आ आनोक बेटा–पर नजैर पड़लैन। विचित्र ढंगसँ परिवार-सजल अछि। दू परिवारक दू जनक संयोग विवाहक रूपमे होइ छै। मुदा दुनूक[7] परिवारिक रूप की अछि? किएक तँ परिवारो ने एकटा रूप बना चलैए। दू परिवारसँ आएल दू जन मिलि एक नव परिवारक सृजन करैए। जइसँ दू लूरि, दू बूधि आ दू विचारोक संग भऽ सकैए आ एको-एक लूरि, बूधि आ विचारक संयोग भऽ सकैए। माने ई जे जँ एक भाषा-क्षेत्र, एक लूरि अर्थात् एक काज आ एक विचार–माने जिनगीक दिशाक विचार–क्षेत्रक संयोग सेहो होइए...।

मुदा रामकृष्ण बाबूक मन लगले आगू बढ़ि अपन तीनू बेटा-पुतोहुपर पड़लैन। तीनू सहोदर भाइयो आ दियादिनियो भेली। मुदा तीनूक जिनगीमे एते अन्तर किए भऽ गेल जे भैयारीक बीच एतबो मिलान-भाव नइ अछि जे एक परिवारक छी? एक माए-बापक संतान छी? एके रंग तीनू भाँइकेँ सेवा करैत एक स्तर तक पढ़ैलौं-लिखैलौं! आखिर, तीनू भाँइ ऐ बातकेँ किए ने बूझि पेलक? एक तँ समाजिक जिनगी टुटि-टुटि कऽ विकृत रूप बनौने जा रहल अछि..! तैठाम तीनू बेटाकेँ अनेरे पढ़ेबे किए केलौं। हम सक्षम बेल बूझि विचार करैक बाट देलिऐ। अपना-ले कियो अपने ने सोचत-विचारत। भैयारीक सम्बन्ध भाइए ने निमाहत आ माए-बापक धियान रखि चलत। भलेँ सोचै-विचारैक अनेको दिशो आ रस्तो अछि।

पत्नीकेँ सोर पाड़ि रामकृष्ण बाबू कहलखिन-




"अहुँकेँ चाहो-पान धरिक सिनेह हमरासँ नइ..?"

सुभद्रा वर्तन-बासन धोइ छेली। आँखियो कारिखेपर आ हाथो कारिखेपर तँए मनो करिखाइये गेल रहैन।

उत्तर दैत बजली-

"बहत्तैर हाथक अँतरी होइ छैन पुरुखकेँ आ सिनेहीन हेती मौगी।"

ओना पतिक इशारा सुभद्रा बूझि गेल छेली। सभ काज छोड़ि केतली अखारि चाह बना कपमे नेने रामकृष्ण बाबू लग पहुँचली। हाथक भफाइत चाहसँ जखने रामकृष्ण बाबूक नजैर उठि सुभद्राक चेहरापर पड़लैन कि गाछक शील जकाँ परिवारक शीलपर नजैर पहुँच गेलैन। शीलपर पहुँचते अगिला परिवारक[8] शीलपर गेलैन। ओ तँ डारि जकाँ होइए..!

जहिना भकमोड़पर भक् लगितो अछि आ छुटितो तँ ऐछे तहिना रामकृष्ण बाबूक भक् खुजलैन। भक् खुजिते पत्नीकेँ कहलखिन-

"जहियासँ दुनू गोरे संग भेलौं तहियासँ केतेको रौदी-दाही भेल, मुदा जहिना दुनू परानी प्राण-सँ-प्राण सटा संगे जीबैत एलौं तहिना आगूओ ने जीबैक बिसवास बना चलब।"

एक तँ भिनसुरका उखड़ाहा तैपर दुनू बेकती संग-संग चाहो पीलैन। चाह-पान केला पछाइत तँ ओहिना सबहक मन जीरा जाइते छै, तहिना सुभद्राकेँ भेलैन। मुदा मनक भीतर खौंझ उठि गेल रहैन जे पुतोहु रहैत अपने हाथ झड़काबऽ पड़ैए। आ दोसर दिस ईहो होइन- 'साँएक राज अपन राज, बेटा-पुतोहुक राज मुँह-तक्की।'जैठाम अपना मने सभ दिन खेलौं-पीलौं तैठाम आनक मने खाइ-पीबैले भेटत से मन मानत..?

द्वन्दमे सुभद्राक मन घुरिया गेलैन। रस्ता परहक धूरा जेना रस्तेकेँ अन्हरा देलकैन तहिना आगू-पाछूक विचार दिस नजरिये ने जाइत रहैन।

ओना रामकृष्ण बाबू अपनो दू जिनगीक मझधारमे लटैक गेल रहैथ। होइतो अहिना छै। जहिना धरती-अकासक बीच जे क्षितिज अछि ओ दुनू दिससँ घीचम-तीर करैत सीमा बनौने अछि, तहिना दू धारक बीचक धारामे सेहो लोक लसैकते अछि। ओना तहूठाम तीन स्थिति होइ छै। कोनो पहाड़ी धार रहने सालो भरि गतिशील रहैए तँ कोनो बरसाती धार रहने तीन-मसुआ, छह-मसुआ बनि सुखि जाइए। मुदा से नइ, वर्फीली धारक बहाउ सभ दिशामे जँ समान होइ, तखन जे दू धाराक बीचक शक्ति रहत ओ एक नव शक्तिक सृजन करैत आरो बेसी गतिशील होइत बहैत रहैए। मुदा ओहो वर्फीलीक बहाउ जे मध्यम गतिये हएत, तैठामक धाराक जे गति रहत ओइमे कतर-व्योंत हेबे करत किने। माने तेज बहाउक धारा ओकरा रोकबे करत किने। तैठाम जँ ओइसँ क्षीण वर्फीलीए धार किए ने हौउ आकि तीन-मसुआ, छह-मसुआ बरसातीए धार, ओ तँ सहजे अपन घर-अँगना छोड़ि मरि जाइए।

विचारक धारमे बहैत रामकृष्ण बाबूक मन सेहो डोलि-डोलि जिनगीक धारमे बहऽ लगलैन। जइसँ मन थीरे ने होइन जे आब कोन घाटपर पहुँचब जे ओइ पार जाएब। मुदा मनमे लगले उठि गेलैन जे अखन धरि परिवारे आकि अपनो जिनगी गढ़ैमे तँ पत्नीए संग रहली, तँए किए ने आगूओक जिनगीक विचार हुनकोसँ पूछि लिऐन। अनेरे केतौ जे हेरा-भेथिया जाइ। तखन तँ अपनो जान थालमे फँसल हाथी जकाँ भऽ जाएत, तैपर सँ जे जँ नढ़िया




जकाँ माथपर चढ़ि कपार खोधि-खोधि खाए लगती तखन तँ अनेरे ढोंढ़क फेरमे पड़ि जाएब। तइसँ नीक 'संग मिलि करी काज हारने-जीतने कोनो ने लाज।'

'संग मिलि करी काज' विचारमे ऐबते रामकृष्ण बाबूक मन थोड़ेक हरियेलैन। माने, मनक रंग बदललैन। हरियाएले पत्नीकेँ कहलखिन-

"अहूँ देखै छी आ अपनो बुझै छी जे महाविद्यालय अकाजू बना जिनगीकेँ अदहेपर सँ तोड़ि पेंशनक जिनगी बना देलक। नीक-नीकुत पौष्टिक खेनाइ खाएब तखने किछ दिन औरो देखब, तइमे बेसी खरचो हएत। मुदा से जाबी तँ मुँहमे लगिये गेल। तैपर सँ बूढ़ भेने देहो ने ठेहियाएत, जइसँ रंग-रंगक रोगो-वियाधि पकड़त। तहूमे तेहेन जुग आबि गेल जे 'संगेमे वैद मियाँ मरता है।' बला कहबी भऽ गेल अछि। रोगक जेते इलाज अगुआएल तेते महगो भऽ गेल। अहाँ तँ सभ दिन घर चलेलौं मुदा अपने तँ कहियो घर-परिवार बूझि नइ पेलौं, तँए अहींक हाथमे अपन जिनगीक डोरि थम्हा रहल छी... ।"

तीर्थयात्रा, धर्मयात्रा आकि कर्मयात्रासँ घुमल थाकल-ठेहियाएल

यात्रीकेँ जहिना परिवारक सिनेह भेटै छै, वएह सिनेहिन विचार सुभद्राक मनमे जगि गेलैन। जगि गेलैन अपन माथक लाल सिनुर। जाधैर पति जीबै छैथ ताबैए धरि ने सती-पति कहबै छी मुदा जखने पति छीना जेता तखने ने समाजो विधवा मानि अपन यात्राकेँ अशुभ बुझए लगत। तखन केना..?

...तखन तँ काटल गाछ तरक जिनगी बनिये जाएत। ऐ काटल गाछक निच्चाँ ठाढ़ भऽ केना चलब? सुभद्रा असोथकित भऽ गेली। थोड़े कालक पछाइत कूह फेरैत बजली-

"अपन मन की कहैए?"

'अपन मन' सुनि रामकृष्ण बाबूक मन अमैर कऽ उमैर गेलैन। पहाड़सँ उतैर उमरैत धारक हिलकोर जकाँ मन घुमए लगलैन। जहिना धारक बीच धारा केतौ-केतौ गोल-गोल घूमि क्षीण गतिक वेगकेँ चारू कात छिड़ियबैत चलैए तहिना रामकृष्ण बाबूक मनक छिड़ियाएल क्षीण धार, जे आगूक गतिसँ फेकाइत फीका हुअ लगलैन। गरमान्त मने रामकृष्ण बाबू बजला-

"अखन धरिक जे जिनगी रहल ओ एकबट कहियौ आकि एकचलिया, तेकर अभ्यस्त भऽ गेल छी। मुदा जिनगी तँ बहु-चलिया छी, तखने नव सिरासँ कोनो बाटक घाट बना पाएब। से तँ आब कठिन ऐछे। एहेन..?"

पतिक बात सुनि सुभद्रा सहजे-सहजे सहमए लगली। सहमए ई लगली जे हिनके कमाइपर तँ अपनो ठाढ़ छी, जइ भरे ठाढ़ छी सएह खुट्टा जँ हिल-डोल करए लगत तखन अपनो तँ ओहिना हिल-डोलमे हिलैत-डोलैत रहब..!

मुदा सुभद्राक मन लगले बदैल गेलैन। बदैल ई गेलैन जे किछु छैथ तैयो तँ ओ पुरुखे छैथ, तहूमे ओहन पुरुख जे पति सेहो छैथ। जाबे कोनो गाछमे पतिया नइ औत ताबे बतियाक आशा व्यर्थ! कमाइ टुटि गेलैन, माने दरमाहा पेंशन बनि अधिया गेलैन, मुदा अखनो जेते भेटतैन तइसँ बहुत कम-कम कमेनिहारकेँ हमरोसँ नमहर परिवारक गाड़ी घीचऽ पड़ै छैन, तैठाम जँ अपनाकेँ निरवल-दुरवल बुझै छी, तँ ई मनक बेकार विकार भेल। अनेरे




जे मनमे अबैए जे ई बीमारी, उ बीमारी हएत, तइमे बेसी खरचा हएत। तेकर कोन गारंटी छै जे हेबे करत। ओह! ई अनेरे मन तोड़ब भेल। बुढ़ाड़ीमे नीक-निकुत[9] भोजन, ओ तँ भोज्य वस्तुमे पएल जाइ छै, तइले बेसी महग वस्तु कीनबक कोन जरूरी अछि। ई तँ पाइबलाक फैशन छी। महग आकि सस्ता, ओ तँ बनिया-बेकालक किरदानी छी, जे समाजमे काल बनि ठाढ़ अछि। जइ वस्तुक कमी रहल ओकर दाम बढ़ा देत आ जे बेसी रहत ओकर दाम घटा देत। जइसँ लेनिहारक जेबी पकड़ाएत। मुदा तइसँ वस्तुक पौष्टिक गुणकेँ कोन मतलब छै। तहूमे हम सभ तँ ओइ इलाकामे रहै छी जइ इलाकामे अनरनेबाकेँ कौआ नइ पुछैए। आमे केते खाएत, तहूमे खेरा कौआ उपैटे गेल जे फलखौका छल,आब तँ कार-कौआक बास बनि गेल अछि, ओ तँ सहजे फलक संग ओकर गाछक दिवारकेँ सेहो तेना कऽ नोचि-नोचि खाइए जे ओइ गाछे कँ सिर खुनि सुखा दइए।

सोच-विचारमे पड़ल सुभद्राक मनमे जहिना सूर्यक इजोत बढ़ैत अन्हारमे प्रवेश करैत शाम कहबए लगैए तहिना पति-पत्नीक बीचक संध्यावेला जकाँ भेलैन। भेलैन ई जे अपनोमे एते सामर्थ्य तँ ऐछे जे जहिना घरक काज माने भानस-भातसँ लऽ कऽ सभ काज सभ दिनसँ करैत एलौं, अखनो करै छी आ आगूओ करब, सएह ने। तइले पतिक बेथाएल मनकेँ आरो बेथित किए करबैन। बजली-

"अहाँ पुरुखक खेल खेलै छी।"

पत्नीक बात सुनि रामकृष्ण बाबूक मनमे काँटक बोझ भीष्म पितामह जकाँ नहि रामक पुष्पवाणक तुणीर जकाँ खसलैन। रामकृष्ण बाबू खाली शिक्षक पदसँ सेवा निवृत शिक्षकेटा नै, एक साहित्य सृजक प्रेमी सेहो छैथ। जे समाजक आत्माक निर्माता सेहो होइ छैथ। जखन समाजक आत्म-निर्माता स्वयं व्यक्ति-निर्माता नइ बनि सकल तँ ओ सृजनकर्ता केना भेल। व्यक्तिक समूह समाज आ समाजक आत्माकेँ प्राण-प्रतिष्ठित करैबला सृजनकर्ता...।

रामकृष्ण बाबूक मनमे एकाएक जेना साइयो-हजारो पुष्प-वाण आगूमे छिड़िया गेलैन। नजैर पड़लैन पत्नीक ओइ शब्दपर जे पुरुखक खेल कहने छेली। पुरुखक खेल यएह ने भेल जे पुरुख खेलए। मुदा पत्नीक मुँहक बात छी। आनक रहैत तँ आनो नजैरसँ देखल-मानल जा सकैत मुदा...।

फेर होइन जे बजन्ता तँ केतौ अपन छाहोँ ने देखए देलैन। अहाँ पुरुखक खेल, अहाँक माने पुरुखक समूह सेहो भेल, तैठाम नारीक नारी केतौ कहाँ देखै छी?

फेर मन घुमलैन, पुरुखक खेल! दुनियाँ तँ पुरुख-नारीक झुलैत खेल छी किने। मुदा ई तँ कुम्हारक चाक जकाँ एक्केटा खुट्टीमे ठाढ़ अछि..!

तरे-तर रामकृष्ण बाबूक मन तुरैछ कऽ मुरैछ गेलैन। विचारक बोन अन्हरा गेलैन। जइसँ बोलती बन्न रहैन। मुदा पत्नी तँ अगिला उत्तर पबैले आँखि उठा बेर-बेर देखबे करैन। तगेदा होइत देखैथ।

कनीए-कालक पछाइत रामकृष्ण बाबूक ठमकल मन ठनकलैन। ठनैकते उठलैन, पुरुखक खेल। पुरुख तँ लिंगक हिसाबे बँटाएल अछि, मनुखक हिसाबे तँ नइ बँटाएल अछि। पुरुखपना तँ से नइ छी। ओ तँ मरदो आ मौगियोमे अछि। केतौ कोनो पुरुखमे बेसी अछि तँ केतौ मौगीमे। जइ पुरुखमे कम रहै छै ओ मौगपना रस्ता पकैड़ चलैए आ जइ मौगीमे बेसी रहै छै ओ मरदोसँ बेसी मरदगानी गबैए...।

रामकृष्ण बाबू जेते थाह लिअ चाहैथ तेते अगममे चलि जाइ छला। अपने बेथे बेथित भेल जा रहल छला आकि बिच्चेमे सुभद्रा टोकलकैन-

"किए मन खसल अछि?"

अपनाकेँ सम्हारैत रामकृष्ण बाबू कहलखिन-

"मन खसल कहाँ अछि, विचारमे कनी झुकाउ आबि गेल अछि।"

एक्केबेर अगिला-पैछला जिनगीकेँ सानैत-बाटैत सुभद्रा बजली-

"अनेरे सोग-पीड़ा मनमे रखने छी। जेते दिन अनकर तील खेलिऐ तेते दिन बोहि देलिऐ। हूबा करू होशमे आउ। बिनु किछु केने अदहा दरमाहा देत। अपन दिन-राति तँ अजाद भऽ जाएत। कनियोँ-कनियोँ लुर-खुड़ाएब तैयो बहुत हएत।"

"हँ! जेकर खेलिऐ तेकरा-ले केलिऐ।"

जहिना साल भरिक पछाइत गाड़ीक ड्राइवर अपन अगिला जिनगी-ले ड्राइवरी लाइसेंसक नवीकरण करबैए आ करेला पछाइत जहिना मनमे खुशी होइ छै तहिना सुभद्रोकेँ भेलैन। मुख-मण्डल चमैक उठलैन। मुदा रामकृष्ण बाबूक चेहराक रोहानी जेना उतरए लगलैन। बजैकाल तँ बाजि गेला मुदा पछाइत सुमारक भेलैन। सुमारक ई भेलैन जे जेकर खेलिऐ तेकरा-ले केलिऐ। मुदा आब तँ से नइ हएत। आब तँ अपना भरे चलए पड़त। जाबे कार्यरत छेलौं, काजमे लागल रहै छेलौं,समैक गतिक पहियाक संग घुमैत रहै छेलौं मुदा आब तँ से नइ हएत। एक घरक खसान हएत आ दोसर घरक उठान। तइमे टटघरसँ ईंटाक होइमे जड़ि-मूल घरकेँ तोड़ए पड़ै छै। मुदा किछु पुरान घरक आत्मा तँ नवका घर बसिते अछि। आन वस्तु रहौ कि नइ मुदा घराड़ी तँ रहिते अछि...।

रामकृष्ण बाबूक भक् जेना खुजलैन। खुजलैन ई जे अखन धरिक जिनगी पठन-पाठनक रहल, तँए मनमे यहए ने लिलसा रहत जे मरैकाल तक अहिना काज लगल रहए...।

मुदा लगले भकमोड़पर आबि रामकृष्ण बाबूकेँ फेर भक् लगि गेलैन। लगि ई गेलैन जे सभ दिन पठन-पाठन करैत एलौं, से आब केना हएत! पठनक जोगार तँ कैयो लेब, मुदा पाठन केना करब? अखन धरि मन मारि विद्यालयक पठन-पाठनमे लगल रहलौं जे से ने रेडियो स्टेशनसँ जान-पहचान भेल आ ने गामेक समाजक कोनो साहित्यिक संस्थासँ। तखन पाठन केतए करब? कौलेजक विद्यार्थियो तँ छीनाइए गेल!

भकमोड़पर सँ रामकृष्ण बाबूक मन फेर घुमि कऽ पहिलुके रस्ता धेने पाछूए मुहेँ आगू बढ़लैन। पाठनेटा किए, पठनो तँ बदलबे करत। एते दिन विद्यार्थी-ले बेसी पठन करै छेलौं अपना-ले कम, मुदा आब तँ से नइ हएत। काजो घटल। विद्यार्थीक समए विद्यार्थी बनि अपन अध्ययन करब। अपन अध्ययन मनमे उठिते पुस्तकालय मन पड़लैन। हाइ रे बा, किताबो छीना गेल! गाममे पुस्तकालय कहाँ अछि! केतएसँ किताब आनब? जखन किताबे नइ तखन पढ़ब की?

अपन किताब दिस नजैर गेलैन। पठन-पाठनक जिनगी रहितो अपन पुस्तकालय कहाँ अछि? मन आगू बढ़ि गेलैन। आगू बढ़िते पाछूसँ धकियबैत दोसर मन कहलकैन। अपनो तँ सृजन शक्ति ऐछे। जिनगी भरि तँ पढ़बे-

पढ़ेबे केलौं आ घरसँ बाहर धरिक दुनियोँ देखते आबि रहल छी आ देखतो छी। तखन किए किताबक अभाव खटकत...।

मन मानि गेलैन जे अपन अगिला शेष जिनगी पठन-पाठनमे बिताएब। मन थीर होइत-होइत सृजनशीलतापर आबि अँटकलैन। अँटैकते उठलैन, पोथी छपाएब केना? जँ लिखबे[10] करब आ ओ छपि नहि पएत तखन तँ ओ घरमे सड़िये जाएत। तइसँ लाभ की भेटत। लिखब असान अछि, आइसँ नियमित जिनगी बना लिखै-पढ़ैक निश्चित समए बनेला पछाइत ओ अनेरे जिनगीक नियमित क्रियासँ जुड़ि जाइए। आगूक कोनो स्पष्ट (सोझ) रस्ता नजैरमे एबे ने करैन। कोनो टेँढ़-टुढ़ तँ कोनो झँपाएल-तोपाएल तँ कोनो आगूएसँ कटल-खोंटल...।

आइक समैमे पोथी छपाएब असान भऽ गेल, तेकर दुनू कारण भेल तकनीकी विकास सेहो भेल आ आर्थिक विकास सेहो भेल। मुदा से भेल अछि पैछला पाँच बर्खक बीच। तइसँ पहिने पोथी छपाएब भारी भीड़ छल। जेकर चलैत साइए नहि हजारोमे मिथिलांचलक धरोहर हेरा गेल अछि...।

रामकृष्ण बाबू मने-मन विचारए लगला- अपन दरमाहा टुटि गेल, बेटा सभ कहियो ई नइ पुछलक जे बाबू कोन किताब लेब। धिया-पुता जकाँ बिस्कुटक डिब्बा हाथमे धड़बैत रहल।

बिस्कुटक संग धिया-पुतापर नजैर पहुँचते रामकृष्ण बाबूकेँ मन पड़लैन जेठ बेटाक कहल बात-

> “बाबू, हम तँ अंगरेजी माध्यमसँ पढ़ने छी, मुदा गीता पढ़ैक मन सदिछन होइए। संस्कृतमे लिखल छै, ओ मैथिलीमे रचि दियौ, जे सभकेँ पढ़ैमे असानो हएत आ सभ पढ़बो करत।”

मनमे ऐबते रामकृष्ण बाबू सोचलैन। अखन ओ बैंकक मैनेजर भऽ गेल छैथ, अपन बेटो-बेटीक भार उतरिये गेल छैन, जँ ओ आर्थिक मदत करता तँ पोथी छपाएब बड़ भारी समस्या नहियेँ अछि...।

मुदा लगले रामकृष्ण बाबूक मनमे भेलैन जे आइसँ दस बरख पहिने गीताक चर्च बेटा केने छला। गीताक मांग केने छला। मुदा ओ हमरा बुते पुड़ौल हएत। ओहिना पाँती पढ़ि भाषा बदैल देबै, मुदा से अपन मन मानत?

गीताक नृत्य-कृत्य मनमे उठिते रामकृष्ण बाबू आत्म-भोरसँ विभोर हुअ लगला। खापैड़क धानक संग खापैड़क तीसी जकाँ मन चनचना लगलैन। कृष्णक गोपीक संगक रासलीला हारल-मारल ब्रजवालाक संग रचब-बसब। मुदा अपन जिनगी की रहल? अपना कलममे तँ केकरो ओतबे ने दम रहै छै जेते ओ दमगर रहल। सभ दिन घरसँ बाहर तक गुरुआइ केलौं, सेवकाय कहियो केलौं नै, तखन बेटाक मनोरथ हमरा बुते केना पुड़ाएल हएत..?

रामकृष्ण बाबूक मन ठमैक गेलैन। किछु समए धरि ठमकला पछाइत फेर मनमे भेलैन जे किए ने बेटोक परीछा लाइए ली। किए ने हमहीं मन पाड़ैत कहिऐन जे ‘बौआ, आब कौलेजसँ निचेन भेलौं, जँ अहाँ पोथी-छपबैक भार उठा ली तँ दू-तीनटा संग्रह जोकर लिखलो राखल अछि आ अहूँ जे गीताक चर्च केने रही, तहूमे हाथ लगा देब। अपने तँ किछु-ने-किछु कहबे करता, तइसँ अपन अगिला काजक रूप-रेखा बना लेब...।

अगिला काजक रूप-रेखा रामकृष्ण बाबूक मनमे ऐबते फेर गीते घूमि एलैन। गीतासँ केकरो डेरेबा नइ चाही। ओ जिनगी दइए। जिनगीकेँ जन्म-जन्मान्तर धरिक रस्ता देखबैए।

रामकृष्ण बाबूक मन अह्लादित भऽ गेलैन। अह्लादित होइते मन उनैट बेटाक पढ़ाइ दिस बढ़लैन। बेटा अंगरेजी-माध्यमसँ पढ़लक। मुदा गीता तँ संस्कृतमे लिखल गेल अछि। दुनूक दू भाषा छी। दुनूक लिपि, शब्द-विन्यास, उच्चारण सभ किछु अपन-अपन छै। तँए किछु भारी तँ ऐछे। मुदा मैथिली तँ अपन घरैया भाषा छी, जे बिनु सीखनौं-पढ़नौं लोक सीख लइए। तँए जँ मैथिलीमे गीताक अनुवाद करैक मांग बेटा केलक तँ ओ उचित केलक...।

...मुदा काजो तँ काज छी, गीता सन महत-माइन विषयपर रस्ते-पेरे शब्दक तुकवन्दी गढ़लासँ थोड़े हएत। ओ हिसाब जोड़ैले तँ कैलकुलेटर मशीन संगमे राखए पड़त। नइ तँ ई थोड़े बूझि पाएब जे लत्तियो-फत्ती आकि झाड़ो-झुड़मे अमृत-फल फड़ैए। तैठाम सोझे वृक्षक फल कहि देने नइ ने हएत।

रामकृष्ण बाबूक वौआएल मन थाकल बटोही जकाँ थकथका गेलैन। थकथका ई गेलैन जे अनेरे मनक संग अपनो वौआइ छी। अनेरे पानि महक माछकेँ नअ-नअ कुटिया बँटै छी। जहिया जे हेतै से बुझल जेतइ। पहिने राम-राम करैत राम-धामक काजमे हाथ लगा दिऐ। थकथकाएल मनमे ईहो उठलैन जे सतेकेँ ने सत्-सत् कृष्ण गीतामे गीत गौने छथिन- 'करम करैत चलू, फलक आशमे बैसू नइ।' ठीके ने कहने छथिन। आब ईहो वएह कहितथिन जे आम रोपब तँ आम भेटत आ बगुर रोपब तँ काँट। एते कहैले हुनका छुट्टी छेलैन। हँसेरा-हँसेरीक बीचमे ने ठाढ़ रहैथ...।

रामकृष्ण बाबूक मन फेर कनी पाछूए मुहेँ घुसैक गेलैन। जहिना महाभारतक मैदानमे वीरक तीरसँ वीरक रथ कनी पाछू घुसैक जाइए। मनमे खुशी उपकलैन।

विहुँसैत पत्नीकेँ कहलखिन-

"अगिला जिनगीक बोही-खतियानक नक्शा मनमे बनि गेल...।"

आगूक बात रामकृष्ण बाबूक पेटेमे रहैन कि बिच्चेमे सुभद्रा टोकि देलकैन-

"की बोही-खतियान?"

"सएह ने कहै छी, सुनू...।"

'सुनू' कहि रामकृष्ण बाबू सुभद्राक आँखि-मे-आँखि मिला बजला-

"जहिना अहाँ गृहिणी बनि गृहपत्नी सभ दिन रहलौं तहिना आगूओक भार भेल।"

'भार' सुनि सुभद्रा बजली-

"आ अपन भार की भेल?"

विहुँसैत रामकृष्ण बाबू बजला-

"कुशी अमावस्या दिनक उखारल कुशक भार। राम-धान केना अपन जिनगीमे जुटि जाइत अछि।"

◌

शब्द संख्या : 2780, तिथि : 01 दिसम्बर 2015





[1] अंग्रेजक खिलाप

[2] घरेलू काज

[3] परिवारक

[4] प्रमुख श्रोताक माने कान-आँखि आ मनसँ त्रिवेणी धारक घाट जकाँ श्रवण केनिहार।

[5] अनेरो ढेरिआइसँ मतलब जे गंभीर कार्यक्रम अछि, तइ अनुपातमे।

[6] पत्नी (सुभद्रा)

[7] लड़का-लड़कीक

[8] बेटा सबहक परिवार

[9] पोष्टिक

[10] साहित्य सृजन

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदीश प्रसाद मण्डलक ‘समरथाइक भूत’ संग्रहक तेसर संस्करणसँ एकटा लघु कथा-

खटहा आम

तीन मास पहिने अर्थशास्त्र विभागक प्रोफेसर छीतन भाय रिजाइन लगा गाम आबि गेला। गामेमे रहब, रट लगि गेलैन। रट ई लगलैन जे अनेरे नगद-नारायणक फेड़मे पड़ि अपन देव-पितर बिसैर गेल छी, मुदा कौलेजक भाषामे बजै छला, जइसँ गामक लोक बुझिये ने पबै छल जे की बजै छैथ। भाय! गामो-घरक लोकक तँ जिनगी बदललै आब,टी.भी.मे नांगट नाच देखैत रहैए आ मने-मन गुनगुनाइत रहैए-

‘नन्द भवनसँ निकलल हे गिरिधर गिरधारी...।’




भाय! कोन गिरिधर गिरधारी से तँ ओ जानए। बहुरूपिया कृष्ण करवनो महाभारतक शंख फुकै छैथ, तँ करवनो गोपीक संग वृन्दावनक रास करै छैथ, करवनो मक्खन चोरा कऽ खाइ छैथ, तँ करवनो घाट परहक साड़ी लऽ कऽ भगै छैथ, तँ करवनो गाइयक चरबाहि करैत गोबरक पहाड़ बनबै छैथ...।

दरबज्जापर बैसल छीतन भायकेँ अपन नोकरी छोड़ब मनमे उठलैन। दस बर्खक अनुभवी शिक्षक जखन अप्पन अर्थशास्त्र पढ़लैन तखन मन उड़ैज गेलैन जइसँ उर्जावान भऽ गेला। अपन शक्तिक बोध होइते अपन भवितव्य देखलैन। देखते तियाग पत्र दऽ कऽ गाम चलि एला...।

छोट भाए बूझि अपन फर्मेल्टी निमाहैले छीतन भाय लग पहुँच, चिक्कारीमे कहलयैन-

"भाय, असगरे की विचारि रहल छी?"

चिक्कारी ई जे बुझल रहबे करए जे प्रोफेसरक जिनगी असगरूआक भऽ जाइ छै। गाम थोड़े छी, जे चाहक चौखरी,पानक चौखरी, ताड़ीक चौखरी, तासक चौखरी हजारो किसिमक चौखरी लगा दस गोरे एकठाम हब-गब करैत रहता। एकांत बूझि पड़लैन तँए, कि की, आकि मन बेथाएल रहैन तँए, हमरो अर्थशास्त्रेक बात कहए लगला! आकि बजैक वेगमे जनु अपन कौलेजक किलास धियानमे चलि एलैन तँए, ओही लहजामे बाजब शुरू केलैन-

"बौआ, पहिने चाह पीबह। जेते हल्लुक माथ रहतह तेते नमहर मोटा उठबैमे हल्लुक बूझि पड़तह।"

जहिना चिल्होरिक टाँहि सुनि लोक बूझि जाइए तहिना भोजियो बूझि गेल रहथिन। भौजीकेँ अपन काजपर बिजलोका जकाँ नजैर रहै छैन। सेरिया कऽ नीक जकाँ बैसबो ने कएल रही, माने सोझहा-सोझही बैसी आकि कनछिया कऽ बैसी, ई सोचिते रही। कहुना भेला तँ जेठ भाय भेला तैपर पढ़ौनीक काज करै छैथ। तहूमे बामा भाग किनछिया कऽ बैसी आकि दहिना भाग। अही तारतम्यमे रही। तइ बिच्चेमे भौजी चाह नेने आबि बजली-

"गामक पुरुखकेँ बैसैयोक लूरि नै!"

मुदा धड़फड़ा कऽ किछु बाजबो नीक नहियेँ होइए। एके शब्द अगियाएलमे अगिया जाइए आ पानियाएलमे पनिया जाइए। तँए करवन रज तम भऽ जाएत आकि सत भऽ जाएत, तेकर कोन ठेकान। तेतबे किए, तमो रज आ सत बनिते अछि...।

मुदा चुटकी तँ चुटकी छी। एक बेरे थोड़े फरिआइए, ओ तँ दोहरा कऽ फरियाएत नै तँ तेहरा कऽ। जँ एक बेरे फरियाइत तँ तुलसी पात तोड़ैकाल तीन बेर चुटकी किए बजबए पड़ै छै..?

बजलौं-

"भौजी, आब वसन्ती रंग चढ़ल हेन। बिआह मन पड़ैए की नै, हमहीं परोफेसर-भैयाक लोकनियाँ रहिऐन।"

तइ बिच्चेमे छीतन भाय बजला-

"तहूँ केते नाडैर भारी केने छह। एते दिन प्रोफेसर छेलौं, आब भैयारी भेलौं।"




हमरो सुतरल कहलयैन-

"भैया, अहीं सभ गाममे कटा-कटी कऽ गामकेँ दुइर कऽ देलिऐ, सभ दिन भैया कहैत एलौं जँ आब प्रोफेसर भैया नइ कहब तँ अहूँकेँ मनमे की हएत। भैयाक पाछू प्रोफेसरक नाङैर सटि गेल किने।"

छीतन भायकेँ बजैक मन रहैन, तँए हँसी-मजाककेँ हटबैत बजला-

"बौआ, हम तियाग-पत्र किए देलौं से तँ कहबे ने केने छेलिअ आ तोहूँ ने पुछलह?"

कहलयैन-

"भैया, अहाँकेँ की कहब, सभ गप लोक सभठाम बजैए मुदा पाइ-

पाइ-कौड़ीबला बात थोड़े बजैए। तँए अगुरबार पुछब अहूँकेँ थोड़े नीक लगितए।"

एकमुहरी विचार छीतन भाइक मनमे अँटकल रहैन तँए दोसर बातपर मने ने टिकैन।

बजला-

"बौआ, जड़ियेसँ कहै छिअ। जइ दिन नोकरी छोड़लौं तइसँ आठ-नअ दिन पहिलुका गप छी। मखना तारीकपर लहेरियासराय गेल रहए, घुमतीकाल डेरापर आएल। ऐबते बाजल 'प्रोफेसर साहैब, अहाँ तँ राजा भऽ गेलौं...।

'राजा' सुनि अपन मन तँ कनी आगू-पाछू करए लगल जे राजा तँ भेल भूपति! से कहाँ अछि! मनमे भेल जे भरिसक राति-बीच दुआरे, गाम नै जा हेतै तँए, रहत। अपन डेरा अछि, ओढ़ना-बिछौना सभ ऐछे। किछु ने बजलौं।"

बिच्चेमे टोकि देलिऐन-

"भैया, ई तँ धरमक काज भेल। अनका जकाँ नै ने जे गौआँ-घरूआकेँ देखब तँ मुँह घुमा लेब जे दस टाका खरच ने भऽ जाए।"

हमर गप छीतन भायकेँ नीक लगलैन। बाढ़िक पलाड़ी जकाँ मन उमैड़ गेलैन। अपने मने बाजए लगला-

"राजा सुनि अपन मन तँ नै तर-ऊपर भेल मुदा पत्नीक मन भऽ गेलैन।"

मुस्की दैत पुछलयैन-

"की भऽ गेलैन, भौजीकेँ?"

बजला-

"भऽ ई गेलैन जे जहिना बिनु पढ़ल-लिखल गुरुक पत्नी गुरुआइन आ डाक्टरक पत्नी डाक्टर-साहिबा बनि जाइ छैथ। तहिना हुनको भऽ गेलैन। हमरा लगसँ मखनाकेँ उठा चुल्हिये लग बैसा फदर-फदर गपो करए लगली। बीच-बीचमे हँसबो करैथ आ नेपो झाड़ैथ। तैसंग केता बेर चाह दुनू गोरे पीलैन तेकर ठेकान नै।"

बूझि पड़ल जेना छीतन भाइक मन औरो पला गेलैन अछि। टोकलयैन-

"मखनासँ कोनो गप भेल की नै?"

बजला-

"बड़ीकालक पछाइत जखन भानस लगिचा गेल, चुल्हि-चीनमार बहारै बेर भेल तखन ओ लगमे आएल। पुछलिऐ- सोझे भाटक राजा मखन बना देलह आकि भाटिक जैड़ोमे किछु छै?"

मखनोक मन फुलाएल रहबे करइ, बाजल-

"भाय साहैब, करोड़-पति भेने लोक राजा भऽ जाइए, से ते अहूँ भाइए गेल छी।"

मखनाक बात नीक जकाँ नै बूझि पेलौं जे की कहि देलक। मुदा अपनो मन धिक्कारए लगल जे एकटा साधारण आदमीक बात नीक जकाँ नै बूझि पेलौं! मुदा दोहरा कऽ पुछबो नै सोहाएल। नै ऐ दुआरे सोहाएल जे केना कऽ एकटा बुझौनिहार[1] अपने मुहेँ बाजी जे बातक गूढ़केँ नै बुझलौं। मन ठमकल। ठमैकते कनियेँ ठहरलौं आकि मन जिराएल। जिराइते उठल। किए

ने मखनाक बाजल बात बुझलौं! मुदा जहिना 'बाउ' शब्दक अर्थ बुझैले आगू-पाछूक शब्दक ताल मिलबए पड़ै छै, नै तँ'बाउ'क माने बेटा भेल आकि 'बाप' से बुझिये ने पेबै तहिना भऽ गेल...।

चपाड़ा भरैत मखनाकेँ कहलिऐ-

"मखन, तूँ ते बड़का कवि बनि गेल छह। तोहर दोहाइ जरूर पड़बे करत। हमरा सबहक कमाइये की अछि जे तोरा सन-सन लोकक सुआगत करब।"

एक दिस जहिना पत्नीक मन रानीक गद्दीपर बैसल तहिना मखनोक। तहूमे केता बेर चाह पीलक तेकरो ठेकान नै,मन गरमाएल रहबे करइ, बाजल-

"भाय साहैब, अपने तँ आब राजा भऽ गेलिऐ। कोन चीजक कमी भगवान देने छैथ जे अनेरे बजरूआ लोहा महींसिक दूध खाइ छी, सुच्चा दही भोजे-काजमे खाइत हएब? ललमुहाँ रहुओ तँ बिसरिये गेल हएब?"

मखनाक एक-एक शब्द जेना हमरा छातीकेँ बेधैत रहए। विद्यापतिक उगना जकाँ अनेको विचार मनकेँ अलगा देलक। आगू की बाजी से विचारेमे उपरौंझ हुअ लगल। विचारक क्षेत्र आ सच्चाइक क्षेत्रक बीच एते दूरी बनि गेल अछि जे बेसी गोरे अही कटारिमे खसिते अछि। मुदा पत्नीक फुलाएल मन फगुआ-जोगिराक भोलाबाबा जकाँ अन-धन सोनमा लूटबैले तैयार रहैन। तैयारो केना ने हेती वा रहितैथ, राजगद्दीक खुशनामामे जँ पमरियोकेँ साड़ी पहिरा नै नचैबतैथ तँ खुशीए की भेल। केबाड़क अढ़ेसँ बजली-

"मखन, भगवान अहाँ मुँह अमरीत बरसाबैथ।"

मखना की जानए गेल जे अमृताएले मुँह ने अमृत वरिसौत। अमृत सुनियेँ कऽ मन उधिया गेल छेलइ। कहलकैन-

"भौजी, अहूँ ससैर कऽ लगमे आउ। जे बात काना-कानीक छी ओ दोसराइतकेँ सुनब नीक नै हएत।"




मखनाक बात सुनि विस्मित भेल रही। मुदा पत्नीक जिज्ञासा आगूए-आगू गाइक ओइ बच्चा जकाँ रहैन जे दौड़ कऽ गाएसँ दू-लग्गा-चारि-लग्गा आगू जा ठाढ़ भऽ पाछू माए दिस तकैए आ आँखि मिलिते गाए अपन मातृत्व शक्तिक बोधक अमृत पीब आगू डेग उठबैत रहैए...।

तहिना पत्नीकेँ लगमे ऐबते मखना बाजल-

"हम बीचमे बैसब।"

ओना मखनाक मनमे उचड़ैत रहै जे हिनके सन-सन लोक ते गामो उजारलक आ भैयारीक सम्बन्धोकेँ मेटौलक...। मुदा लगले मनमे एलै जे ई कु-नजरिये देखब भेल। सती-सावित्री, सीता, अहिल्या, सुनयना इत्यादि सन-सन किए बिसरा रहलौं अछि। मुदा लगले मनमे एलै जे शहर-बजारमे के केकरा रहए दइए, तैठाम जँ भाय साहैब एते सुआगत केलैन ई हम हिनका विचारकेँ बधाइ दइ छिऐन। बाजल-

"भाय साहैब, अहीं सन-सन धरमतमा लोक सबपर ई दुनियाँ ठाढ़ अछि।"

बैशाख-जेठमे जहिना गैवार-महींसवार बाधमे तामल खेतक गोलापर गोला चढ़ा देबाल ठाढ़ करैए, तहिना हमरा मनपर गोला चढ़ल जाइत रहए, तँए गुम्मी लधने रहलौं। मुदा पत्नी अपना मनक फुलवाड़ीमे माइलिक बीच अपनाकेँ देख आरो भकराड़ भऽ कऽ फुलाए लगली। तैपर चाहक चुमकी सेहो चढ़िये गेल रहैन। बजली-

"मखन बौआ, अहीं सभ ने भाए-बोन भेलौं, हाथ-पएर भेलौं। अहिना जहिया-जहिया दरभंगा आबी तहिया तहिया अबैत रहब।"

ओना पत्नीक जेहेन बोल निकललैन तेहेन बेवहार नै छैन। भलेँ वृन्दावनेक राधा अपनाकेँ किए ने मानैथ, मुदा अधलो केना कहेती। जे बेवहार मखनाक संग कऽ रहली अछि, ओकरा कम नै आँकल जा सकैए। भलेँ जँ काज आगूओ शेष अछि तँ आगू समैयो तँ शेष ऐछे। की हुनका मनमे आबो नै आबि सकै छैन जे रोगाएल-टटाएल परिवारक मखन छी,किछु भड़ो-किराया-ले आकि किए कचहरीक चक्करमे पड़ल अछि, ओकरो मेटबैक उपाय सोचितैथ। खैर जे से...। हमहूँ गुम्मे रहलौं। ओना हमर गुम्मी आ हुनकर चढ़ल मन देख मखनोक मनक मृदंग, मृदंगे नै ढोल-मृदंग दुनू चढ़ल जाइत रहइ। कहलकैन-

"भौजी, देखले दिनमे जइ जमीनक दाम तीन हजार रूपैए कट्ठा छेलै ओ आइ तीन लाख रूपैए कट्ठा भऽ गेल। तहूमे अहाँकेँ तेहेन ओ चौक परहक बड़का कोला अछि, ओ तँ बूझू जे रजधानी भऽ जाएत। तेहेन जगजियार चौक भऽ गेल जे ओइठाम चाहब तँ बजार लगा देब। कमसँ कम बान्हक कात दिससँ दू सए घर बना दिऐ तँ लाखो भाड़ा हएत। अनेरे भाय साहैबकेँ अहाँ अपनो नोकर आ अनको नोकर बनौने छिऐन।"

मखनाक बात सुनि अपने उठि कऽ टहलए लगलौं। मने-मन विचारए लगलौं जे हजार-लाखमे फानि गेल! मुदा तखनो जँ अपने नै ताकब तँ केकरा के तकलक जे हमरे ताकत। मुदा अखन दरबज्जापर आएल गामक भैयारीकेँ छोड़ि..., विचारो करैक उचित समए नहियेँ अछि। फेर घूमि कऽ आबि बैसलौं। तैबीच मखना बाजि चुकल छल, 'भौजी,उ बड़का खरहोरि जे अछि, ओइमे एकटा बोरिंग गड़ा देबै आ बीघो भरि हमरा खेती करैले जहिया दऽ देब तहियासँ दुनू साँझक तरकारीक भार अखने गछि लइ छी।'

मने-मन मखनाक बातकेँ हमहूँ नोट कऽ लेलौं। मुदा लगले मन उछैट गेल। उछैट ई गेल जे यएह मक्खन चोरि तँ वृन्दावनक लीला छी! मुदा

घड़ीक चालिसँ चालि मिला पत्नीकेँ कहलयैन-

"दुनू भैयारी एकेठाम बैस कऽ खेबो करब आ किछु गाम-घरक गपो-सप्प करब आ अहाँ रूक्मिणी जकाँ बिअनि हौंकब।"

'बिअनि'क नाओं सुनि पत्नी उठैत बजली-

"मखन बौआ, अहूँ की पानिक मक्खन थोड़े छी, बकेनमा महींसिक ने दूधक मक्खन छी। ऐठामसँ गाम पहुँचते कोला-कोली सेरिया जोत-कोर करए लागब। जहिया हम सभ गाम आएब तहिया देखब।"

जेहने भूख जगल हुअए तेहने अनुकूल जगह जँ भोजनो-आरामोक हुअए तँ एहने संयोग संयमक बाटे चलैए। सएह भेल, चौपेतल कम्मलक आसनपर बैसते जहिना अपन मन मखनाक मन पढ़ए लगल तहिना पत्नी हाँइ-हाँइ कटोरा-कटोरी साँठए लगली। पानि ऐ दुआरे चढ़ि गेल रहैन जे मखनाक संग जखन भोजनक दौन[2]मे ओझराएल रहब किने तैबीच अपन मैलकियतक गप पत्नी चला लेती। किएक तँ हमरा परोछेमे मखनाकेँ खेतक जुआन दऽ देने छेलखिन। मखनो खेती करैक भार उठा नेने छल...।

मनमे बेर-बेर उठए लगल जे अनेरे लोक अपन सम्पैतकेँ नै जगा दुनियाँ घूमि रहल अछि। मुदा से अपने बुझने हएत आकि अनको विचारमे विचार साटि विचारैत करैयो पड़त? तहिना मखनोक मन जगलै। जगबो केना ने करितै, जखने दूध तखने मक्खन, जखने मक्खन तखने घी। मुदा भेड़ी-घी आब केतए भेटत जे माथमे लगा दरद भगाएब। भानसे बेर मखना माछक कुटियापर हीक गाड़ि अँखिया नेने छल। भाय, भोजमे तँ वएह खेनिहार ने

ठकाइए जेकरा पातपर भोजनक विन्याश आगू-पाछू परसल जाइए। मुदा मखनाक सोझमे भानस भेल, जीबलाह रहैत तँ लोहियेसँ निकालि-निकालि लोलक पानि मिझा नेने रहितए, मुदा मखनो अपनो अपन अस्तित्व तँ जनिते अछि। आखिर किछु छी तँ पुरुखक बेटा पुरुख तँ छीहे। एतबोकाल धिरित नै राखल हेतइ। एक तँ ओहिना अनठिया चाह पीनिहार जकाँ लोभे पेट फुला नेने अछि। मुदा भानसक संगी सेहो मखन रहबे करैन। केते खिस्सा-पिहानी कहि-सुनि दुनू गोरे एकबट्ट भऽ गेल, तँए अपनाकेँ भनसिया बूझि मखना आदर करैत कहलक-

"भाय साहैब, केतए गेल ओ पीड़ी सेरसोक तेल-मसल्ला[3] आ केतए गेल ओ ललमुहाँ रहु आ बुआरीक पेटी?"

तैबीच पत्नी थारी नेने आबि गेली। जहिना हाट लगौनिहार हटवार अपन-अपन चीज-बौस पसारि हाट सजा तराजू पकैड़ हाथ पसारैए तहिना अपन काज उसारि पत्नी ओइ ताकमे लगि गेली जे पहिने दुनू गोरे मुहमे लऽ मुहकेँ बरदाबौथ ने तखन खुलल मुँहक सोहर केहेन होइ छै से सुना देबैन। जे कोन सोहर छी, जन्मौटी छी आकि मूड़नक, बिआहक छी आकि असमसानक। मुदा हमरा ऊपर एकटा आरो बड़का चेका माटिक चढ़ि गेल। चढ़ि ई गेल जे केना अपनो पिताक देल पनरह बीघाक किसान परिवारक छी, हमरा सन लोक[4] अपनो आर्थिक विश्लेषण जँ अपने नै करत तँ जे कहियो स्कूल-कौलेजक आँखि नै देखलक ओ केते दूर धरि आगू लऽ जा




सकैए? अपना सभ किछु अछि। मुदा मखना कोन नजरिये देख रहल अछि! ई तँ भने दुनू गोरेक[5] बीचक बात छी भने मुहोंक काज नै बरदाएत आ जीहो चलबे करत। तँए सुनबे नीक। अपने चुप भऽ गेलौं...।

मुदा पत्नी तँ अपने नियारे तबाह जे धान-दौनक बरद जकाँ जहाँ दाँत, ठोर, जीह चौकल्ला चलए लगलैन आकि अपन प्रस्ताव पेश कऽ देबैन। प्रस्ताव ई जे अखन तक पुरुखक बिनु विचारल बात अछि तँए तीनू गोरेक बीच विचारो पक्का-पक्की भऽ जाएत आ काजोमे हाथ लगत। हेबो तँ अहिना ने करतै जे जे जहिना कले-कले लोक गाम छोड़लक तहिना कले-कले धरबो करत। प्रश्न तँ ओतए अँटैक गेल अछि जेतए संकल्पक दृढ़ताक बात अछि...।

पत्नी मखनाकेँ कहलखिन-

"मखन, अहाँ हमरा जे बीघो भरि खरहोरि उपजबैक बात कहलौं, से अखन मालिको छैथे, मुहाँ-मुहीं कऽ लिअ।"

पत्नीक बात अपना कोनो उझट नै बूझि पड़लैन, मुदा खरहोरियो तँ खढ़क खेतीए छी, तखन ओकरा उपटौल किए जाएत? प्रश्न मनमे उठलैन। मुदा तइमे अपन कोन दोख। जहियासँ हाइ-स्कूल धेलौं आ गाम छोड़लौं तहियासँ छोड़नहि छी, जँ कोनो काज उदेममे गाम एबो करै छी तँ काजे भरि अपनाकेँ समेट खँति नेने छी, मुदा परिवारो तँ पाँच सदस्यक देशे छी, जखने मातृ-भूमि भेल तखने राष्ट्र-भूमि सेहो भेल। जँ से खत्ती दऽ कऽ नै राखल जाएत तँ हूरारेक चालि पकैड़ ने मनुखो चलत जइसँ केमहर हुरैक जाएत तेकर कोनो ठेकान छै। तँए गुमे-गुम सुनैक जिज्ञासासँ कान ठाढ़ केने रहलौं।

पत्नीक प्रश्न नीक जकाँ धरतीपर खसलो ने छेलैन आकि बानर जकाँ मखना बिच्चेमे लोकैत हमरा दिस तकैत बाजल-

"भाय साहैब, परिवारक भार जँ अहाँ उठा ली तँ अहूँक परिवारक भार हम उठा लेब।"

मखनाकेँ निच्चाँ-ऊपर देखए लगलौं। मनमे छगुन्ता लगल जे कहू एते

पढ़ि-लिखि कऽ एतेटा नोकरीक आमदनी अछि तखन ते सदिकाल भूर फुटले रहैए, जे धिया-पुताक पढ़ौनीक फीस पछुआ गेल अछि तँ भारामे नून सठल अछि...। माल टेनक डिब्बा जकाँ ढकर-ढकर करैत परिवार चलैए। छगुन्तामे पड़ल रही तैयो मखनाकेँ पुछैक विचार भेल मुदा सोझे नै, कैरम-बोडक उल्टा गोटी जकाँ। अपन दुखसँ लोक आनोक दुख बुझैए आ आनेक दुखक उपायसँ अपनो दुख मेटबैए, मेटबैक लूरि सीखैए। पुछलिऐ-

"मखन, केते खर्चसँ तोहर घर चलि सकै छह?"

प्रश्न सुनिते मखन बकरी-घी जकाँ टभैक कऽ फद-फदाएल-

"दिन-रातिक समए तँ दिन-रातिक काजसँ चलै छै, भाय साहैब। तखन भेल धिया-पुताकेँ जिनगी चलै जोकर बना दुनियाँकेँ देब। ई कोन बड़का खर्चक काज भेल।"

गमैया पनचैतीमे जहिना मुँह-दुबरा पञ्चकेँ रेलबे स्टेशनमे टिकट कटौनिहार जकाँ धकियबैत धकिया अपन काज मुँह-गरहा ससारि लइए तहिना पत्नी हमरा धकिया मखनाकेँ अपना दिस करैत बजली-




"बौआ, ओइ बीघो भरि खरहोरिमे की सभ उबजेबै?"

एक तँ ओहिना मखनाक मन थारीक आगत-भोगसँ गद्-गद् रहैए। तैपर एक विचारवान जकाँ विचारै जोकर काज सेहो आगूमे आबि गेलइ। मुदा कोनो प्रश्नक जवाब ओइठाम देब भारी होइ छै जैठाम हजारो प्रश्न छै मुदा ओइठाम किए भारी रहत जैठाम एकेटा प्रश्न रहत। यएह तँ भेल हल्लुक आ भारी मनक ओझरी-सोझरी। एक तँ ओहुना मखनाक छोट जिनगी, तीन गोरेक परिवार। दू गोरे समकस कमौनिहार तेसर दू सालक बच्चा तँ अपने देह झाड़ि हँसुआ-खुरपी लऽ कऽ संगे-संग खेलाइत रहै छै, तँए किए मनपर कोनो भर पड़ल रहतै। पत्नीक बात सुनि मखनाकेँ कि कोनो विधाता जकाँ विचारैक जरूरत रहइ, जे देरी लगितै ओ तँ मात्र खरहोरि तोड़ि खेती करैक रहइ। बाजल-

"भौजी, बारहो मास तीमन-तरकारीक धनमण्डल घरमे लागल रहत। जक्खैन जे मन फुरत तक्खैन से अपना बाड़ीसँ तोड़ि आनब आ टटका-टटकी खाएब।"

मखनाक बात सुनि पत्नीक मन लोहियामे पड़ल मक्खन जकाँ टभकलैन। विहुँसैत बजली-

"से केना बारहो मास तरकारीक धनमण्डल लागत। ऐठाम बरसातमे तरकारी खाइले जी-जरैत रहैए आ अहाँ केना धनमण्डल लगा देब?"

प्रश्न सुनि मखनाक मनमे कोनो हिलकोर नै उठलै। एतबे उठलै, उपजाक बात तँ अन्तिम भेल, पहिने खरहोरि, जे कहियोक कहियौ आकि अखुनका कहियौ, घर बनबैमे आकि बरैब छाड़क भार उठौने छल आकि अछि, ओ आब कमि रहल अछि। घरोपर सीमटी, गिट्टीसँ लऽ कऽ चदरा-खपड़ा धरि चढ़ि रहल अछि, तैठाम खढ़क उपजाक की उपयोग? मुदा माटि उपयोगी नै अछि एहनो तँ नहियेँ कहल जाएत। तहूमे माटियो अपन-अपन गुण अपन-अपन शक्तिक अनुकूल सेहो होइते अछि। खेतक अनेको किसिम अनेको गाममे अछि। केतौ पानिक बाढ़ि तँ केतौ माटिक। मुदा अखन खरहोरिक बात अछि। कोनो गाममे गाछी-कलम आकि खरहोरि ऊँचरस जमीनमे लगौल जाइए, नीचरस जहिना पताल दिस ससरैत अन्नसँ निच्चाँ उतैर माछक उपजामे पहुँच जाइए तहिना ऊँचरस जमीन उपजाक अकास लगबैए आ तहिना घर ठाढ़ कऽ घराड़ी सेहो बनबैए। मखनाक मनमे, जेठुआ फुलाएल धारक अवारि जकाँ रंग-रंगक बात उठए लगलै। उठबो केना ने करितै, बारहो मास उपजबैबला खेतमे नजैर वौआइत रहै किने। वौआइत ई रहै जे जगहो तँ जगहे छी। मुहसँ फुटल तँ कहलयैन करोड़ पति राजा छी, मुदा अपनो तँ ओइसँ कम नहियेँ हएब। जे जमीन भौजी देलैन, ओ तँ घराड़ी छी, दस लाख-पनरह लाख रूपैए कट्ठा। जँ दसो लाखे कट्ठा जोड़ै छिऐ तेयो 16x10= 160 लाख भेल। एक करोड़ साठि लाख...।

मुदा लगले मखनाक मन घुमलै बाजल-

"भौजी, भैयाकेँ तइले तामसो उठतैन। तहूमे खाइकालमे। अनेरे मनमे हेतैन जे केहेन पतित अछि जे खेबो करैए आ घिनेबो करैए। मुदा से बात नै भैया। खटहा आमक गाछीमे पड़ि गेल छी। यएह ने सोचैत हेबै जे विद्या-दान करै छी। मुदा विद्या केतए हेराएल छैथ? जैठाम नै छैथ। कोनो काज बिना बुधिये थोड़े चलैए, जेते अहाँ नोकरीक दरमाहा उठबै छी तइसँ बेसी हएत। ओना अपन सम्पैत बैंकोमे जमा रखि सकै छी, मुदा अनका हाथक काजो आ सम्पैतोक अशे केते। मुदा दुनूसँ नीक जे अपन सम्पैतकेँ सम्पैत बना जिनगीमे ठार करी।"

कहलिऐ-




"बौआ मखन, बिनु विचार केने किछु निर्णए करब उचित नै, मुदा भौजीसँ पुछहुन जे गाममे रहथुन?"

ता अपन मनक उष्मा उष्मित भऽ उर्जवान बनबए लगल। एक-एक वस्तुपर नजैर उमड़ए लगल। जँ केकरो किछु बुझबैक अछि आकि कहैक अछि ओकरा बान्हि कऽ किए बाजब। किए ने अपन बोधक परीक्षण करैत चलब। पत्नीकेँ अपन गामक आ बजारक बाससँ पहिनेक, एक-एक कौशल जे माए जिनगीक लेल सीखौने रहथिन जे सागो खोंटि कऽ खेनिहारक जिनगी मिथिलाक धरती दैत आबि रहल अछि। चाहे वेपारीक द्दष्टिए बारहो मास साग देखिऐ आकि भोजनक रूपे, मुदा होश तँ अपने राखए पड़त जे जाड़क मासमे पटुआ-पोरो आ गरमी मासमे सूआ-मेथी खाइ आकि नै खाइ।

एक तँ ओहुना घरक बान्हल स्त्रीगण बाहर घुमबो-ले आ देखबो-ले फड़फड़ाइत रहिते छैथ तैपर अपन नव शक्ति जगैत जमीन, तैपर सासुरक गाम, जे अपन गाम भेल, तैपर हमर आग्रह सुनि दस-अनियाँ मुस्की दैत बजली-

"ऐमे पुछैक आ विचारैक कोन खगता अछि। जहिना पति घर जेबाले पत्नीकेँ कियो रोकिनिहार थोड़े होइए तहिना ई अप्पन घर छी। अइले पुछै आकि विचारैक कोन प्रयोजन अछि।"

बिच्चेमे ढकार करैत मखना कहलकैन-

"भौजी एतेकाल अपना मने कहियौ आकि भूखल पेटे कहियौ मुदा आब अहाँक बलजोरी खेनाइ खाएब। ओना आगूमे आबि गेल अछि, छुताएब अन्नक अपमान भेल, तहूमे जे अन्न सभसँ ऊपरक ईश्वरत्वक शक्ति पौने अछि,तेकर अपमान करब मनुखता नै ने हएत।"

दोसर दिन कौलेज गेलौं, पढ़बैमे मन ओझरा गेल। ओझरा ई गेल जे जे किछु किताबमे पढ़ने छेलौं सएह विद्यार्थीकेँ पढ़बैत रहलौं! मुदा आइ अपना नजरिये दुनियाँ दिस देख पढ़बए चाहलौं। जइमे सामंजस[6] नै भेने ओझरी लगि जाइ छल। मुदा जहिना नव ओझरी मनमे लगैत रहए, तहिना दोसर ओझरी खुजितो छल। खुजैत ई छल जे जइ बच्चाकेँ मनक विचारसँ मन भरैत रहलौं, कहि देब जे बौआ मन आइ बेधाएल छह तँए पढ़बै दिस मन नै बढ़ि रहल अछि।

अनमनस्क भेल डेरा आबि पत्नीकेँ कहलयैन-

"कनी नीक जकाँ कॉफीबला चाह बनाउ।"

जहिना लाबा भुजनिहारि उड़ैत लाबाकेँ लारैन सँ मारि-मारि दबैत रहैए तहिना लारैन चलबैत कहलैन-

"एकर माने आन दिन मनमाफित चाह नै बनबै छेलौं।"

पत्नीक लारैनपर धियान नै दैत कहलयैन-

"किछु विचार करबाक अछि, तँए अखन दोसर बात नै करू।"

अनायास हुनका मनमे सौनक गुम्हरैत मेघक शंका भेलैन जे भरिसक ठनका खसत। बजली किछु ने। गैस-चुल्हि,लगले चाह आनि आगूमे ऐ आशासँ कान ठाढ़ केली जे आगूक की आदेश होइए। मुदा जेना-जेना चाह

